## ध्वन्यात्मक परिवर्तनक नव प्रवृत्ति

हालमे मैथिलीमे किछु विचित्र प्रकारक ध्वन्यात्मक परिवर्तन आएल अछि जे सम्प्रति केवल मौखिक व्यवहारमे देखल जाइत अछि। एहन किछु महत्वपूर्ण परिवर्तनक चर्चा एतए कएल जाइत अछि, कारण एहिसँ प्रस्तुत कोशक व्यवहर्ता लोकक मुहेँ सुनल एहन शब्दसभकेँ चीन्हि सकताह जे एहि प्रकारक ध्वनिपरिवर्तनक कारणेँ हुनका अनभुआर-सन लगतनि। उदाहरणार्थ ओ बूझि सकताह जे **सैन** आ **रैब** वस्तुतः **शनि** आ **रवि** शब्दक मौखिक रूपान्तर थिक।

**1. *अ* ध्वनिक लोप**—*अ* ध्वनि दुर्बल स्थानमे पड़लापर द्रुत उच्चारणमे लुप्त कए देल जाइत अछि। उदाहरण—*अगहन : अग्‌हन्; अजगर : अज्‌गर्; गमछा : गम्‌छा* इत्यादि। एहि प्रकारक ध्वनिलोप प्रस्तुत कोशमे प्रदर्शित उच्चारणमे सर्वत्र कए देल गेल अछि, जेना अगहन ag-han इत्यादि। एहि विषयमे यथार्थ स्थितिक चित्रण ए॰ आइ॰ डेविस निम्न रूपेँ कएने छथि :

> एहन अवधारणा अछि जे मैथिलीमे सभ शब्द स्वरान्त होइत अछि। देवनागरी लिपि, जाहिमे सम्प्रति मैथिली लिखल जाइत अछि, एहि अवधारणाक पुष्टि करैत अछि, कारण जे एहि लिपिक प्रत्येक व्यञ्जनमे स्वरध्वनि अन्तर्निहित रहैत अछि। ····आजुक मौखिक मैथिलीमे ई अन्तर्निहित अन्तिम स्वर लुप्त भए गेल अछि। तैओ सम्भ्रान्त आ विलम्बित भाषणमे ई अकार अवश्य सुनि पड़त। शब्दक बीचमे ई स्वर ध्वनि सामान्यतः लुप्त कएल जाइत अछि। किन्तु इहो विलम्बित उच्चारणमे स्पष्ट सुनल जाइत अछि। [*बेसिक कलक्विअल मैथिली*, पृ॰ xii-xiii.]

**2. इ आओर उ केर पाछु घुसकब**—शब्दक अन्तमे पड़निहार *इ* आओर *उ* किछु स्थितिमे अपन पूर्ववर्ती व्यञ्जनकेँ टपि एक डेग पाछु घुसुकि जाइत अछि। यथा :

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| मानक रूप— | *अछि* | *रवि* | *काल्हि* | *मासु* | *बालु* |
| विकृत उच्चारण— | *ऐछ* | *रैब* | *काइल्ह* | *माउस* | *बाउल* |

एहि कोशमे ई विकृत उच्चारण मानक उच्चारणक सङ्ग यत्र-तत्र देखाओल गेल अछि।

**3. *आ* केर लघूकरण**—*आ* केर स्थानमे *अ* होएब मैथिलीक ध्वन्यात्मक संरचनामे बड़ महत्वपूर्ण अछि। कखनहु तँ ई विशुद्ध ध्वन्यात्मक परिवर्तन थिक, जेना :

| | | | |
|---|---|---|---|
| मानक रूप— | *काका* | *मामा* | *पानबाला* |
| विकृत रूप— | *कका* | *ममा* | *पानबला* |

परन्तु अधिक ठाम संरचनामूलके देखल जाइत अछि, जेना :

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| मानक रूप— | *आङन* | *कापड़* | *आरब* | *ठाकुर* |
| रूपान्तर— | *अङना* | *कपड़ा* | *अरबा* | *ठकुराइनि* |

ई परिवर्तन उपान्त्यपूर्व-लघुता-नियम केर परिणाम थिक जे मैथिलीमे सर्वत्र लागू होइत अछि आ एकर ध्वन्यात्मक आकृतिक नियामक होइत अछि। एहि नियमक अनुसार मैथिलीक शब्दमे दीर्घ स्वर केवल अन्त वा उपान्तमे (अर्थात् अन्तसँ पहिल वा दोसर स्थानमे) रहि सकैत अछि, आ ताहिसँ भिन्न सभ स्वर ह्रस्व भए जाइत अछि। एतए मुख्यतः एतबे कहबाक अछि जे *अ* आओर *आ*केँ बहुधा एक दोसराक रूपान्तर बूझल जाए। ज्ञातव्य जे ई ध्वनि-नियम नव प्रवृत्तिक उदाहरण नहि थिक, परन्तु एकर पालन अन्तिम स्वरकेँ दीर्घ करबाक नव प्रवृत्तिक क्रममे नियमतः होइत अछि (उदाहरण आगाँ देखल जाए)।

**4. अन्तिम स्वरक दीर्घीकरण**—प्रायः पश्चिम दिसक प्रभावसँ मैथिलीक बहुतो ह्रस्वान्त शब्द नब प्रवृत्तिमे दीर्घान्त भए गेल अछि। जेना :

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| प्राचीन रूप— | *आङन* | *कापड़* | *माड़ब* | *माकड़ (अ > आ)* |
| नवीन रूप— | *अङना* | *कपड़ा* | *मड़बा* | *मकड़ा* |
| प्राचीन रूप— | *डोरि* | *चोरि* | *तेलि* | *चौधरि (इ > ई)* |
| नवीन रूप— | *डोरी* | *चोरी* | *तेली* | *चौधरी* |
| प्राचीन रूप— | *बालु* | *नेरु* | *हमरा-आरु* | *चलु (उ > ऊ)* |
| नवीन रूप— | *बालू* | *नेरू* | *हमरा-आरू* | *चलू* |

**5. इ आओर उ स्वरक लोप**—लघु इ आओर उ स्वर (लघु *अ* जकाँ) दुर्बल स्थानमे विशेषतः शब्दक अन्तमे लुप्त कए देल जाइत अछि। जेना :

मानक रूप— *धोबिनि देखिकेँ चिन्हि गेलि आ चलि गेलि।*

नब प्रवृत्तिमे— *धोबिन देखके चिन्ह गेल आ चल गेल।*

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| मानक— | *कछिनी* | *लड़िकौरी* | *समुझब* | *हिड़ुला* | *मुसुकाएब* |
| नवीन— | *कछनी* | *लड़कौरी* | *समझब* | *हिड़ला* | *मुसकाएब* |

**6. स्वरध्वनि-समामेलन**—मैथिलीमे स्वर-सङ्घात अर्थात् लगातार अनेक स्वरध्वनिक एकत्र आएब आइओ धरि प्रचलित अछि, जेना *आइए अओताह* इत्यादि। परन्तु नवीन प्रवृत्ति स्वर-सङ्घातकेँ तोड़बा पर अछि। प्राचीन मैथिलीक *अइ/अउ* सर्वत्र लेखमे *ऐ/औ* रूप ग्रहण कए चुकल अछि आ उच्चारणो एकर एकस्वरिक (monosyllabic) भए गेल अछि। परन्तु *अए/आए* तथा *अओ/आओ* जे आइओ ओही रैखिक रूप आ भाषिक उच्चारणमे प्रचलित अछि, हालमे समामेलित कए अङरेजीक match/thought क स्वरध्वनि-जकाँ एकस्वरिक उच्चरित होअए लागल अछि। एहि नव-विकसित दूनू ध्वनिक हेतु जेँ भारतीय वर्णमालामे कोनो प्रतीक नहि छैक तेँ परम्परानुवर्ती लेखकलोकनि एकरा हेतु पूर्ववत् *अए/आए* तथा *अओ/आओ* लिखैत रहलाह। परन्तु किछु नब प्रवृत्तिक लोक एहू दूनू स्वरध्वनिक हेतु *ऐ/औ* इएह दूनू वर्ण चलओलनि। फलतः ऐ तीन प्रकारक ध्वनिक सूचक भए गेल—*अइ, अए* तथा *आए*; तहिना *औ* सेहो तीन ध्वनिक प्रतीक बनाए देल गेल—*अउ, अओ* तथा *आओ*। उदाहरण :

| | |
|---|---|
| *ऐहब* "अविधवा" (अइहब) | *औखध* "औषध" (अउखध) |
| *ऐलाह* "पहुँचलाह" (अएलाह) | *औताह* "पहुँचताह" (अओताह) |
| *ऐल* "पहुँचल" (आएल) | *और* "अपरञ्च" (आओर) |

**7. अन्यान्य विविध परिवर्तन**—उपर्युक्त ध्वन्यात्मक परिवर्तनक अतिरिक्त, किछु आओर छिट-फुट परिवर्तनसभ किछु मौखिक व्यवहारमे आ किछु लेखमे सेहो देखि पड़ैत अछि। यथा,

| | प्राचीन | नवीन |
|---|---|---|
| (क) वर्तमान कृदन्तमे *त* केर लोप— | *करैत छथि* | *करै छथि।* |
| (ख) *ह* ध्वनिक लोप— | *नहि गेलाह* | *नइ गेला।* |
| (ग) *ध* आओर *भ* केर विच्छेदन— | *आधा, सभक* | *अदहा, सबहक।* |
| (घ) *ङ्ग* तथा *न्ह* केर सरलीकरण— | *रङ्ग, छन्हि* | *रङ, छनि।* |
| (ङ) पञ्चम वर्णकेँ अनुस्वार बनाएब— | *अङ्क, अङ्ग* | *अंक, अंग।* |

## लिपि

मैथिलीकेँ अपन लिपि छैक जे *तिरहुता* वा *मिथिलाक्षर* नामेँ विदित अछि। परन्तु आब मुद्रणमे सुविधार्थ नागरी लिपि अपनाए लेल गेल अछि। हमरालोकनि चाहैत रही जे एहि कोशमे नागरीक सङ्ग-सङ्ग मिथिलाक्षरमे सेहो मूल शब्द रहए, परन्तु कम्प्यूटर-सुविधाक अभावमे से नहि भए सकल। ज्ञातव्य जे मिथिलामे वर्तमान शतकसँ पूर्वक जतेक जे पोथी आ अभिलेख भेटैत अछि से सभटा तिरहुता लिपिमे अछि, आ तेँ मिथिलाक संस्कृति ओ इतिहासमे रुचि रखनिहार प्रत्येक व्यक्तिकेँ मिथिलाक्षर जानब आवश्यक। एहन व्यक्तिकेँ एहिना नेवारी लिपि जानब सेहो आवश्यक, किएक तँ एहि लिपिमे लिखल मैथिली-साहित्यक बहुतो पाण्डुलिपि नेपालक पुस्तकालयसभमे सुरक्षित अछि। आब ई दूनू लिपि अपन स्थान नागरीकेँ दए देलक; अतः नागरी मैथिलीक तेसर लिपि भेल। एहि तीनू लिपिक नमूना रोमन प्रतिरूपक सङ्ग पृष्ठ 00 पर देल गेल अछि। एहिसँ आशा जे प्रस्तुत कोशमे तिरहुताक प्रयोग नहि कए सकबाक त्रुटि किछु-ने-किछु निराकृत होएत।

## स्रोत ओ पारम्परिक अवदान

एहि *कल्याणी-कोशक* सङ्कलनमे यथोपलब्ध सकल स्रोतसँ सामग्रीक सङ्ग्रह कएल गेल अछि। मौखिक स्रोतक प्रसङ्ग निवेदन जे साधनक अभावमे शब्द-सङ्ग्रह हेतु जन-सम्पर्क वा फील्डवर्क नहि कएल जाए सकल। शुद्धताक जाँच सेहो निकटवर्ती दुइ-चारि व्यक्तिसँ पूछि-पूछि अपनहिमे कए लेलहुँ, आ विशेषतः अपने ज्ञान पर आश्रित रहलहुँ। एतबा अवश्य जे पूर्वमे जतबा जे जन-सम्पर्क वा फील्डवर्क महावैयाकरण दीनबन्धु झा, जार्ज अब्राहम ग्रिअर्सन, बिहार-राष्ट्रभाषा-परिषद् ओ ए० आइ० डेभिस अपन-अपन कृतिक सङ्कलनक क्रममे कएने छथि ताहिसँ पूरा लाभ उठाओल गेल अछि।

अधिकतर सामग्री लिखित स्रोतसँ सञ्चित कएल गेल अछि, जेना विविध विद्वान्‌द्वारा सङ्कलित पूर्ण/अपूर्ण शब्दावली, शब्दसूची, मैथिली-ग्रन्थक अन्तमे देल गेल शब्दानुक्रमणी आदि। कतोक अन्य भाषाक शब्दकोशमे मूल भाषाक शब्दक मैथिली प्रतिरूप/पर्याय सेहो देल गेल अछि। एहि प्रकारक किछुए शब्दकोशक पूर्णतः उपयोग कएल जाए सकल। एहि प्रकारक भाषान्तर-कोशमे सभसँ उपर अछि एस० डब्ल्यू० फैलनद्वारा सङ्कलित *ए न्यू हिन्दुस्तानी इंगलिश डिक्शनरी* (ग्रन्थसूची 1879)। फैलन साहेब सम्भवतः पहिल व्यक्ति थिकाह जे कोनो आन भाषाक शब्दकोशमे मैथिलीकेँ स्थान देलनि। हिनक ई अनुपम कृति सर्वप्रथम 1879 ई०मे प्रकाशित भेल, आओर अबस्से एकर सङ्कलन कमसँ कम ओहिसँ दस वर्ष पूर्व आरम्भ भेल होएत। फैलन साहेब एहि भाषाकेँ *तिरहुती* (संकेत Tr) कहल अछि। सम्भवतः ताधरि एहि भाषाक नाम 'मैथिली' प्रचलित नहि भेल हो। ई मिस्टर वैटलिंग नामक एक व्यक्तिक प्रति कृतज्ञता प्रकट कएलनि अछि आ हुनका "हेडमास्टर ऑफ दरबङ्गा (हुनक वर्तनी Darbangah) स्कूल" कहलनि। एहिसँ अनुमान कएल जाए सकैत अछि जे इएह महानुभाव फैलन साहेबकेँ मैथिलीक शब्द उपलब्ध करओने होएथिन। जेँ ई *हिन्दुस्तानी डिक्शनरी* फारसी लिपिमे अलिफ-बे-पे वर्णक्रममे निबद्ध अछि तेँ एखन धरि एहि परमोपादेय शब्दकोश पर मैथिली-प्रेमीक दृष्टि प्रायः नहि पड़ल। अस्तु, नहि एतेक दिन तँ आइ हम मैथिलीक कोशाभिलेखनक दिशामे अग्रणी एहि दूनू महानुभावक प्रति कृतज्ञता-ज्ञापन करैत छी।

मैथिलीक कोशाभिलेखनसम्बन्धी कृतिसभक सूची (पृष्ठ 693) देखलासँ स्पष्ट होएत जे शब्दकोशाभिलेखनमे मैथिली अपन पड़ोसी भाषासभसँ बहुत पछुआएल अछि। गत शतकक अन्त भागमे क्रिश्चिअन मिशनसभ, जे भारतक विभिन्न भागमे सक्रिय छल, विविध आधुनिक भारतीय भाषासभक

मोट-मोट शब्दकोश प्रस्तुत कएलक, परन्तु मैथिली ताहिसँ वञ्चित रहि गेल। कहल जाइत अछि जे सेरामपुर मिशनक पूजनीय विलियम केरी, जे 1793 मे भारत अएलाह, मैथिली शब्दकोश बनाएब आरम्भ कएलनि, किन्तु हुनक प्रयास प्रायः सफल नहि भेल। एहि क्षेत्रमे ग्रिअर्सन साहेबक योगदान (ग्रन्थसूची, 1882, 1884, 1885) गुण ओ मात्रा दूनूमे अबस्से परम प्रशंसनीय अछि, परन्तु हिनक सङ्गृहीत शब्दसभ एक ठाम सुविन्यस्त नहि होएबाक कारणेँ शब्दकोश नहि भए विभिन्न ग्रन्थक परिशिष्टमे समाविष्ट शब्दानुक्रमणी, शब्दसूची आदि रूपमे आओर जनजीवनक वर्णनक्रममे छिड़िआएल अछि। निश्चय ओ अपन सङ्गृहीत शब्दसभकेँ एकत्र कए शब्दकोशक रूप देबाक प्रयास कएलनि आ होएर्नले साहेबकेँ सङ्ग कए दू खण्ड प्रकाशितो कएलनि (ग्रन्थसूची, 1885, 1889), परन्तु आगाँ नहि बढ़ि सकलाह। दोसर बात जे 'बिहारी' नामक भाषाक आग्रही होएबाक कारणेँ बहुतो कृतिमे मैथिलीक सङ्ग मगही आ भोजपुरी तकरहु मिझर करैत गेलाह।

अन्यान्य भाषाक शब्दकोशमे मैथिलीक शब्दराशिकेँ समाविष्ट करबाक काज जे फैलन साहेब आरम्भ कएलनि तकर अनुसरण अनेक शब्दकोशमे कएल गेल। टर्नर साहेबक नेपाली डिक्शनरी (ग्रन्थ-सूची, 1931) तथा हरिचरण वन्ध्योपाध्यायक *वङ्गीय शब्दकोश* एकर नीक उदाहरण अछि।

महामहोपाध्याय डॉ॰ उमेश मिश्र, डॉ॰ सुभद्र झा, डॉ॰ रामदेव झा, डॉ॰ शशिनाथ झा आदि कतोक मैथिल विद्वान्लोकनि मध्यकालीन मिथिलामे संस्कृत भाषामे लिखल गेल कतोक ग्रन्थसभसँ मैथिलीक कतोक प्राचीन शब्द छनलनि। एहन शब्द अधिकतर गाछ-बिरिछ आ पशुपक्षीक नाम थिक आ विशेषतः संस्कृतक परम प्रसिद्ध शब्दकोश अमरसिंहकृत *नामलिङ्गानुशासन* (लगभग छठम-सातम शतक) केर विविध संस्कृत ओ मैथिली टीकासभमे आएल अछि। एहि टीकासभमे सभसँ पुरान अछि सर्वानन्दकृत टीका (ग्रन्थसूची, 1940) जे दसम शतकमे लिखल गेल। पण्डित मुकुन्द झाक लिखल मैथिली टीका (ग्रन्थसूची, 1924) प्रस्तुत कल्याणी-कोशक सङ्कलनमे विशेष उपयोगी भेल अछि।

मैथिली कोशाभिलेखनमे नेपालक योगदान किछु भिन्न प्रकारक अछि। *बेसिक कलक्विअल मैथिली* (ग्रन्थसूची, 1984[2]) अपन प्रकारक सर्वप्रथम आ परम उत्कृष्ट कृति थिक। ई अङरेजी वा नेपाली भाषाक माध्यमसँ मैथिली सिखनिहारक हेतु लिखल गेल अछि। तेँ एहिमे एक सङ्क्षिप्त शब्दकोश मैथिलीसँ नेपाली आ अङरेजी, नेपालीसँ मैथिली, तथा अङरेजीसँ मैथिली तीन क्रममे देल गेल अछि। प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक *पर्यायवाची शब्दकोश* (ग्रन्थसूची, 1974) नेपालमे प्रचलित सभ भाषाक, जाहिमे मैथिली सेहो समाविष्ट अछि, समेकित शब्दकोश थिक। एहि प्रकारक बहुभाषी शब्दकोश बड़ विरल भेटत, जाहिमे प्रत्येक भाषाक शब्दक पर्याय प्रत्येक भाषामे प्राप्त करबाक अद्भुत आयोजना अछि। जेनिफर विलिअम्सद्वारा सङ्कलित *मैथिली वर्ड लिस्ट*क केवल भाषावैज्ञानिक महत्व अछि।

एतए धरि जाहि कृतिसभक चर्चा कएल अछि ताहिमे एकोटा शुद्ध अर्थमे मैथिली-शब्दकोश नहि कहाए सकैत अछि। मैथिली-शब्दकोश सङ्कलित करबाक पहिल प्रयास लगभग 1905 ई॰मे पण्डित भवनाथ मिश्र कएलनि। दुर्भाग्यवश एहि विस्तृत शब्दकोशक किछुए पृष्ठ *मिथिला-शब्द-प्रकाश* नामसँ 1914 ई॰मे छपल। एहिमे तीन भाषा अछि, अर्थात् मैथिली शब्दक पर्याय हिन्दी आ संस्कृतमे देल गेल अछि।

डॉ॰ जयकान्त मिश्रद्वारा सङ्कलित *बृहत् मैथिली शब्दकोश* केर केवल दू खण्ड ('अ' सँ 'औ') एखन धरि बहराएल अछि। एकर प्रकाशन इण्डिअन इन्स्टिच्यूट ऑफ एडभान्स्ड स्टडीज, सिमला द्वारा भए रहल अछि। ई कोश कोश-रचनाक आधुनिक वैज्ञानिक सरणिपर विशाल स्तर पर आयोजित अछि आ एकर

प्रत्येक शब्द ओ प्रत्येक अर्थ निर्देश-सहित उद्धरण द्वारा प्रमाणीकृत अछि। अर्थ मैथिली आ अङरेजी दूनू भाषामे अछि तथा मूल शब्द तिरहुता, नागरी आ रोमन तीनू लिपिमे देल गेल अछि।

मैथिलीमे सम्प्रति केवल चारि गोट शब्दकोश सम्पूर्णतः प्रकाशित अछि :

(i) *मिथिला-भाषा-कोश* (ग्रन्थसूची, 1950)—सङ्कलनकर्ता महावैयाकरण दीनबन्धु झा। एहिमे न्यूनाधिक 15,000 शब्द अछि। सङ्कलनकर्ता जनसामान्यमे अप्रचलित संस्कृत शब्द जानि-बूझिकेँ छाँटि देलनि अछि। अर्थ संस्कृतनिष्ठ मैथिलीमे देल गेल अछि जाहिसँ प्रदेशान्तरहुक लोककेँ बोधगम्य हो।

(ii) *मैथिली शब्दकोश* (ग्रन्थसूची, 1992)—सङ्कलनकर्ता गोविन्द झा। एहिमे सभ प्रकारक न्यूनाधिक 35,000 शब्द सरल मैथिलीमे अर्थक सङ्ग अछि।

(iii) *मैथिली-शब्द-कल्पद्रुम* (ग्रन्थसूची, 1997)—सङ्कलनकर्ता पण्डित मतिनाथ मिश्र 'मतङ्ग'। एहिमे न्यूनाधिक 25,000 शब्द मैथिलीमे अर्थक सङ्ग अछि। बहुतो नव-नव शब्दक खोज एकर गौरव बढ़बैत अछि।

(iv) *अङ्गिका-हिन्दी-शब्दकोश* (ग्रन्थसूची, 1997[2])—सङ्कलयिता डॉ॰ डोमन साहु 'समीर'। एहिमे अङ्गभूमि(पूर्व बिहार)मे प्रचलित लगभग 8,000 शब्द हिन्दीमे व्याख्याक सङ्ग अछि।

विश्वविख्यात संस्कृत-कोशकार सर मोनिअर-मोनिअर विलिअम्स कहने छथि :

> कोनो शब्दकोशक सङ्कलयिता ई दाबी कदाचिते सिद्ध कए सकैत छथि जे ओहि कोशमे सङ्कलित शब्द आ अर्थपर हुनक अनन्य स्वत्व छनि। [*संस्कृत इङलिश डिक्शनरी,* (भूमिका), पृ॰ v.]

एही महामनीषीक मतक अनुसरण करैत एहि उपर्युक्त कृतिसभमे जतेक जे सामग्री उपयुक्त बूझि पड़ल से सभटा एहि *कल्याणी-कोश*मे समाविष्ट कए लेल अछि। अवश्यमेव एहि लेल हम अपनाकेँ उक्त कृतीलोकनिक ऋणी मानैत छी आ हुनकालोकनिक प्रति कृतज्ञता प्रकाश करैत छी।

जन-सम्पर्क-सुविधाक अभावमे एहि सङ्कलनकार्यमे मैथिली साहित्यक पुस्तकेसभ सूचनाक सर्वोत्तम साधन रहल अछि। परन्तु एकरो मथन कोनो सुव्यवस्थित विधिएँ नहि कएल जाए सकल; यत्र-तत्रसँ जेना-तेना ताकि-हेरि किछु बटोरि लेल, कारण जे कोनो वैज्ञानिक वा रीतिबद्ध मार्गक अवलम्बन करब दुर्वह बुझाएल। तथापि लिखित साहित्य एहि कार्यमे प्रायः सर्वोत्कृष्ट स्रोत सिद्ध भेल अछि। साहित्यिक स्रोतमे आदिम मैथिली (*चर्यापद, दोहाकोश, कीर्तिलता* आदि) जानि-बूझिकेँ छाड़ि देल गेल अछि, किएक तँ ताहिसँ भाषाक समरसता भङ्ग होइत।

---

# व्यवहर्ताक प्रति

## रूप-रेखा ओ अनुक्रम

ई शब्दकोश फूट-फूट अनुच्छेदमे विभक्त अछि। प्रत्येक अनुच्छेदक आदिमे एक-एकटा मूल शब्द अछि आओर तदुत्तर अनुषङ्गी शब्द अछि; यथा व्युत्पन्न शब्द, समास ओ पदबन्ध। पुनरुक्तिसँ बचबालेल अनुषङ्गी शब्दक पाछु लागल मूल शब्द तीन प्रकारक सङ्केत द्वारा व्यक्त कएल गेल अछि। यथा मूल शब्द 'मधु' बाला अनुच्छेदमे

(i) ~ **ऋतु** = मधु ऋतु (हटाएकैं मधु शब्द जोड़ल);
(ii) °**कुप्पी** = मधुकुप्पी (सटाएकैं मधु शब्द जोड़ल);
(iii) **-कोष** = मधु-कोष (हाइफन-सहित मधु शब्द जोड़ल)।

प्रत्येक अनुच्छेदमे अपेक्षानुसार यथाक्रम एतबा वस्तु देल गेल अछि—(1) मूल शब्द, मोट नागरी अक्षरमे; (2) उच्चारण, मोट उङरेजी अक्षरमे, पहिने मानक, तदुत्तर प्रचलित; (3) व्युत्पत्ति, स्रोत आदि भाषिक सूचना, कोणीय कोष्ठकमे अङरेजीमे; (4) शब्दवर्ग-सङ्केत संज्ञा, विशेषण आदि, अङरेजी तिर्यक् अक्षरमे; (5) अर्थ-क्रमाङ्क, अन्तरराष्ट्रीय अङ्कमे आगाँ बिन्दुरूपी विराम दैत, यथा 1., 2., 3. इत्यादि; (6) व्याख्या, मैथिलीमे; (7) व्याख्या, अङरेजीमे; (8) उदाहरण, मैथिलीमे, तिर्यक् अक्षरमे; (9) उदाहरणक अर्थ, दोहारा उद्धरण-चिह्नसँ वेष्टित, मैथिली ओ/वा अङरेजीमे, तिर्यक् अक्षरमे; (10) अनुषङ्गी शब्द, मोट नागरी अक्षरमे; तदुत्तर अनुषङ्गी शब्दक मूलशब्दवत् शब्दवर्ग, अर्थक्रमाङ्क ओ व्याख्या।

नागरीमे वर्णक्रमिक विन्यासक विषयमे अनेक मतभेद अछि। एहि कोशमे कोन मत अपनाओल गेल अछि ताहि प्रसङ्ग अपेक्षित स्पष्टीकरण नीचाँ देल जाइत अछि।

(क) एहि कोशमे अनुस्वार+व्यञ्जनक स्थानमे नासिक्य+व्यञ्जन राखल गेल अछि। तदनुसार एहि कोशमे *अंक, कंचन, कंठ, अंत* आ *पंप* शब्द नहि भेटत; तकरा स्थानमे क्रमशः *अङ्क, कञ्चन, कण्ठ, अन्त* आ *पम्प* भेटत। फलतः एहि शब्दसभक स्थान क्रमशः *ङ्, ञ्, ण्, न्* आ *म्* केर अनुक्रममे होएत, अनुस्वारक अनुक्रममे नहि।

(ख) आनुनासिक्य, जे चन्द्रबिन्दुसँ सूचित कएल जाइत अछि, कोनो स्वतन्त्र वर्ण नहि थिक, अपितु स्वर वर्णक एक गुण (क्वालिटी) थिक, तहिँ भारतीय वर्णमालामे एकरा स्थान नहि देल गेल अछि। तदनुसार अनुक्रम-निर्धारणमे चन्द्रबिन्दु अस्तित्वहीन मानल गेल अछि। उदाहरणार्थ, एहि कोशमे *अँकुसी* शब्द *अकुलाएब* लग भेटत, *अंश* लग (अनुस्वारक अनुक्रममे) नहि।

(ग) मौलिक अनुस्वार (जे व्यञ्जन नहि बनाओल जाए सकैत अछि) अनुक्रममे *औ* स्वरसँ आगाँ राखल गेल अछि (स्वरसँ पहिने नहि)। तदनुसार *आंशिक* शब्दक स्थान *आओर* शब्दक बाद होएत। एहिना *किऔड़ी* शब्दक आगाँ *किंवदन्ती*, तदुत्तर *किकिआएब*।

(घ) *क्ष्, त्र्* आओर *ज्ञ्* कोनो स्वतन्त्र वर्ण नहि थिक; वस्तुतः ई संयुक्त व्यञ्जन थिक : क् + ष् = *क्ष्*, त् + र् = त्र् तथा ज् + ञ् = *ज्ञ्*। तदनुसार तीनू क्रमशः कवर्ग, तवर्ग ओ चवर्गक बीच अपन अनुक्रमानुसारी स्थानमे भेटत।

(ङ) मैथिल जिह्वाक सहज प्रवृत्ति दन्त्य स् दिस अछि, तालव्य श् दिस नहि। संस्कृत शब्दहुमे मिथिलावासी श् क स्थान स् उच्चारण करैत अछि। तथापि संस्कृत शब्दमे श् यथावत् राखल गेल अछि आ उच्चारणहुमे तकरे अनुसरण कएल गेल अछि। परन्तु संस्कृतेर शब्दमे लेख ओ उच्चारण दूनूमे तालव्यक स्थान दन्त्ये स् विशेष प्रचलित अछि। अतः एहि कोशमे *फेशन, शरीफा, शोर* नहि भेटत, तकरा स्थानमे भेटत *फेसन, सरीफा, सोर।*

(च) मिथिलामे य् आ ष्क उच्चारण किछु स्थितिमे ज् आ ख् कएल जाइत अछि, किन्तु लेखमे य् आ ष् इएह चलैत अछि। एहि कोशमे एहि दूनूक उच्चारण तँ प्रचलनानुसार ज् आओर ख् देल अछि, किन्तु लेखमे एहन य् आ ष् यथावत् राखल गेल अछि। अतः एहि कोशमे यमुना आ षष्ठी तँ भेटत, किन्तु *जमुना* आ *खष्ठी* नहि भेटत।

एहि कोशमे उपर्युक्त वर्णक्रमक अनुसरण आदिसँ अन्त धरि मूल शब्द ओ अनुषङ्गी शब्द सर्वत्र परिशुद्धताक सङ्ग कएल गेल अछि। तथापि कतहु-कतहु बिरलेक ठाम सुविधाक अनरोधेँ क्रमभङ्ग भेल अछि। एहि प्रकारक क्रमभङ्ग विशेषतः ततए भेल अछि जतए °*ब* प्रत्ययक सङ्ग क्रियापद आएल अछि। एहन स्थितिमे अनुक्रम-निर्धारणमे *ब* केर उपेक्षा कए देल गेल अछि। उदाहरणार्थ *रोक* आ *रोप* संज्ञा अएबाक तँ चाही *रोकब* आ *रोपब*सँ उपर, परन्तु व्याख्यामे सुविधार्थ ओहि दूनूक अन्तर्गत अनुषङ्गी शब्दक रूपमे राखि देल गेल अछि। एहिसँ भिन्न प्रकारक स्थितिमे उत्क्रम-स्थापित शब्दक पुनरुल्लेख समुचित स्थान पर निर्देश-प्रविष्टिक रूपमे कए देल गेल अछि। उदाहरणार्थ *तिरहुता* आ *महीप* देखू।

## मानक ओ अमानक रूपान्तर

एहि कोशमे शब्द सामान्यतः मानक रूपमे राखल गेल अछि। अमानक रूप-रूपान्तर तकबाक एक युक्ति बहार कएल गेल अछि। जँ रूपभेदक कारणेँ कोनो शब्द एहि कोशमे नहि भेटए तँ पृ॰ xiv पर देल गेल तालिका देखल जाए। अन्वेषणीय शब्दक अक्षर तालिकाक प्रथम स्तम्भमे ताकल जाए, ओहि अक्षरक स्थानमे सम्मुखस्थ तृतीय स्तम्भक अक्षर लए लेल जाए। एहि प्रकारेँ ओ वाञ्छित शब्द मानक रूपमे आबि जाएत आ से मानक रूप एहि कोशमे प्रायः भेटि जाएत। उदाहरण—अन्वेषणीय शब्द अछि *अखन*, से कोशमे नहि भेटल। तालिका देखि 'अ' केँ हटाए 'ए' कए देल, तँ ओ भए गेल *एखन*, से कोशमे अछि। तालिकामे बहुत रास उदाहरण सेहो दए देल गेल अछि।

## शब्द कोना रचल जाए

एहि कोशक परिशिष्टमे दुइ गोट प्रत्यय-सूची [तालिका I ओ तालिका II] देल गेल अछि। एहि दूनू सूचीसँ केवल संज्ञा आ विशेषणे टा नहि, असङ्ख्य क्रियापद-रूपावली सेहो बनाओल जाए सकैत अछि। अतः जँ कोनो एहन रचित शब्द एहि कोशमे नहि भेटए तँ ओकर निकटतम शब्द ताकू, ओकर मूल भाग (सामान्यतः दू वा एक वर्ण) काछि लिअ, तखन वाञ्छित शब्दक शेष भाग तालिकामे ताकू। दूनूकेँ जोड़ू, वाञ्छित शब्द बनि जाएत। तखन दूनू ठामक व्याख्या पढ़ू आ तकरहु जोड़ू तँ अर्थो स्पष्ट भए जाएत। उदाहरणार्थ, वाञ्छित शब्द अछि *देखलकैक।* कोशमे एकर निकटतम शब्द भेटत देखब; एहिसँ दू अक्षर *देख* लए लिअ; तखन तालिकामे °*लकैक* ताकू, दूनूकेँ जोड़लापर *देखलकैक* बनि गेल। एना *अङ्कित* शब्द नहि भेटए तँ *अङ्क* कोशसँ आ °*इत* तालिकासँ लए दूनूकेँ जोड़ि स्वयं रचि लिअ।

---

# सङ्केताक्षर : Abbreviation

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| A | Arabic | अरबी | *obs* | Obsolete | लुप्त |
| *adj* | Adjective | विशेषण | *ono* | Onomatopoeia | ध्वन्यनुकरण |
| *adv* | Adverb | क्रिया-विशेषण | *opp* | Opposit | विपरीतार्थक |
| *all* | allomorph | उपरूप | *P* | Persian | फारसी |
| *aux* | Auxiliary | सहायिका | *pass* | passive | कर्मवाच्य |
| B | Bengali | बङ्ला | *Po* | Portuguese | पोर्तगाली |
| *cau* | Causative | प्रेरणार्थक | *pp* | Past Participle | भूतकृदन्त |
| *Cf* | Confer, Compare | तुलनीय | *pre* | Preposition | उपसर्ग |
| *cls* | Classical | आलङ्कारिक | *pro* | Pronoun | सर्वनाम |
| *con* | Conjuction | संयोजक | *prp* | Present participle | वर्तमान कृदन्त |
| *d* | Diminutive | लघुत्ववाचक | *pt* | Past tense | भूतकालिक क्रियापद |
| *der* | Derogatory | निन्दात्मक | *q.v.* | Please see | द्रष्टव्य |
| E | English | अङ्रेजी | *rep* | Repetitive | समानार्थक युग्म |
| *eup* | Euphemistic | गुह्यार्थक | *spl* | Specially | विशेषतः |
| *Ex* | Example | उदाहरण | T | Turkish | तुर्की |
| *f* | Feminine | स्त्रीवाचक | *t* | Transitive | सकर्मक |
| *fig* | Figurative | लाक्षणिक | *v* | Verb | क्रियापद |
| H | Hindi | हिन्दी | *vi* | Intransitive verb | अकर्मक क्रियापद |
| *hon* | Honorific | आदरसूचक | *voc* | Vocative | सम्बोधन-पद |
| *inf* | Infinitive | असमापिका | VR | Varṇaratnākar | वर्णरत्नाकर |
| *int* | Interjection | भावोद्गार | *vt* | Transitive verb | सकर्मक क्रियापद |
| *n* | Noun | संज्ञा | *w* | Weak form | लघूकृत रूप |
| *nh* | Non-honorific | अनादरार्थक | *w/w* | Work/Wage | काज/पारिश्रमिक |
| *nu* | Numerative | संख्यावाचक | | | |
| *nvi* | Nominal verb, intransitive | नामधातु, अकर्मक | | | |
| *nvt* | Nominal verb, transitive | नामधातु, सकर्मक | *लाक्ष* | लाक्षणिक | figurative |
| | | | द्र० | द्रष्टव्य | *q.v.; See* |

## Signs : चिह्न

- ° [As in °कट, राज°] ई अपूर्णताक सूचक थिक, अतः प्रसङ्गानुसार शेष अंशक पूर्ति कए लेल जाए। उदाहरण, मूल प्रविष्टि *लोह* केर अन्तर्गत °*कट* एकर अर्थ भेल *लोहकट।* Denotes truncation. Supply the rest from the context to make the word complete. For example °*कट* under the entry *लोह* stands for *लोहकट।*

- [As in -गणित] प्रासङ्गिक शब्द आदिमे जोड़ि आओर बीचमे योजक चिह्न लगाए समस्त पद बनाउ। जेना मूल प्रविष्टि *अङ्क* केर अन्तर्गत *-गणित* कें *अङ्क-गणित* बूझू। Supply the word in context and join with a hyphen and thus make a compound word. For example, *-गणित* under the headword *अङ्क* stands for *अङ्क-गणित*.

~ सूचित करैत अछि जे प्रासङ्गिक शब्द स्वतन्त्र पद जकाँ वाम दिस कनेक हटाए जोड़ू। उदाहरण, मूल प्रविष्टि *कान* केर अन्तर्गत ~ *खोलब* कें *कान खोलब* बूझू। Supply the word in context and place by the side as a separate word. For example, ~ *खोलब* under the head word *कान* stands for *कान खोलब*.

' ' सूचित करैत अछि जे वेष्टित अर्थ व्युत्पत्तिमूलक/ऐतिहासिक/आक्षरिक थिक, व्यावहारिक नहि। Denotes that the marked meaning is only literal/derivational/historical and as such not in vogue. For example the meaning of the word सपरतिभ 'चमकैत मुहबाला' or 'bright faced'.

[ ] एहि कोष्ठमे शब्दक स्रोत, व्युत्पत्ति आदि भाषिक सूचना देल गेल अछि। It covers the sources, derivation and the similar linguistic notes.

( ) एहि कोष्ठमे अर्थसँ बहिर्भूत सन्दर्भ सूचित कएल गेल अछि, जाहिसँ ठीक-ठीक अर्थ बूझल जाए। यथा *ऊनी adj* ऊनक बुनल (कपड़ा)। It denotes that the words are not a part of definition, but determines the context by the way of example. For example, ऊनी (cloth) made of wool.

" " सूचित करैछ जे पूर्ववर्ती शब्दक अर्थ थिक। Denotes that the matter is the meaning of the preceding word/words.

## In English Alphabet

¯ [ā] ऊपर पतित रेखा दीर्घताक सूचक थिक। Bar on the top means that the vowel is long.

[ṇ] अधोविन्दु सूचित करैत अछि जे वर्ण मूर्धन्य थिक, जेना ṭ (ट), ṇ (ण)। Denotes that the sound is cerebral.

~ [ã] सानुनासिक उच्चारण सूचित करैत अछि, जेना hãsab (हँसब), hā̃s (हाँस)। Denotes nasality.

---

# वर्णमाला : क्रम ओ सङ्केतित ध्वनि

# Alphabet : Order and Value

| Nagari | Roman | Begins at page | Example | | Pronounced as in |
|---|---|---|---|---|---|
| | | | Nagari | Roman | |
| अ | a | | अपन | apan | Umbrella |
| आ / ा | ā | | आकाश | ākāsh | Father |
| इ / ि | i | | इति | iti | Lily |
| ई / ी | ī | | ईश्वरीय | īshvarīya | Police |
| उ / ु | u | | उब-डुब | ub-ḍub | Full |
| ऊ / ू | ū | | ऊब-डूब | ūb-ḍūb | Rude |
| ऋ / ृ | ri | | पितृ-ऋण | pitri-riṇ | Rich |
| ए / े | e | | एहन | ehan | Set |
| ए / े | ē | | एक बेर | ēk bēr | They |
| ऐ / ै | ai | | ऐल-फैल | ail-phail | Eight |
| ओ / ो | o | | ओलबा-दोलबा | olbā-dolbā | Co-operation |
| ओ / ो | ō | | ओत-प्रोत | ōt-prōt | Stone |
| औ / ौ | au | | औक-बौक | auk-bauk | haus (German) |
| ं | ṅ | | अंश | aṅsh | King |
| : | ḥ | | अत: | ataḥ | Oh! |
| क | k | | कगना | kagnā | Kill |
| ख | kh | | खाम्ह | khāmh | Ink horn |
| ग | g | | गरम | garam | Gun |
| घ | gh | | घर | ghar | Log hut |
| ङ | ṅ | | रङ | raṅ | King |
| च | ch | | चाक | chāk | Church |
| छ | chh | | छाता | chhātā | Church hill |
| ज | j | | जन | jan | Jet |
| झ | jh | | झगड़ा | jhagṛā | Hedge-hog |
| ञ | ỹ/ā̃ | | मिञा | miā̃ | Single |
| ट | ṭ | | टाट | ṭāṭ | Tail |

| Nagari | Roman | Begins at page | Example | | Pronounced as in |
|---|---|---|---|---|---|
| | | | Nagari | Roman | |
| ठ | ṭh | | ठक | ṭhak | Ant hill |
| ड / ड़ | ḍ / ṛ | | डीह / घोड़ा | ḍīh / ghōṛā | Dot / r (dorasal retroflex) |
| ढ / ढ़ | ḍh / ṛh | | ढङ / गढ़ | ḍhaṅ / gaṛh | D (aspirated dorsal retroflex) |
| ण | ṇ | | प्राण | prāṇ | N (cerebral) |
| त | t | | तपत | tapat | Water (as in Ireland) |
| थ | th | | थाल | thāl | Thin |
| द | d | | दहिन | dahin | This |
| ध | dh | | धरकट | dharkaṭ | D (aspiraled) |
| न | n | | नोन | nōn | Nine |
| प | p | | पाग | pāg | Put |
| फ | ph | | फड़ | phaṛ | Uphill |
| ब | b | | बकलेल | baklēl | Book |
| भ | bh | | भानस | bhānas | Abhor |
| म | m | | मचकी | machkī | Much |
| य | y | | माया | māyā | Loyal |
| र | r | | राकस | rākas | Red |
| ल | l | | लाल | lāl | Love |
| व | v | | पवन | pavan | Wing |
| श | sh | | शयन | shayan | Sure |
| ष | ṣ / kh | | षष्ठी | khaṣthī | Bush |
| स | s | | सक | sak | Sit |
| ह | h | | हर | har | Hair |

# Scripts Used in Writing Maithili

## मैथिली लिखबामे व्यवहृत लिपि

**(1) Tirhutā (2) Newārī (3) Nāgarī (4) Roman**

| (1) | (2) | (3) | (4) | (1) | (2) | (3) | (4) |
|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒁 | 𑐀 | अ | a | 𑒕 | 𑐕 | छ | chh |
| 𑒂 | 𑐁 | आ | ā | 𑒖 | 𑐖 | ज | j |
| 𑒃 | 𑐂 | इ | i | 𑒗 | 𑐗 | झ | jh |
| 𑒄 | 𑐃 | ई | ī | 𑒘 | 𑐘 | ञ | ñ |
| 𑒅 | 𑐄 | उ | u | 𑒙 | 𑐚 | ट | ṭ |
| 𑒆 | 𑐅 | ऊ | ū | 𑒚 | 𑐛 | ठ | ṭh |
| 𑒇 | 𑐆 | ऋ | ri | 𑒛 | 𑐜 | ड | ḍ |
| 𑒋 | 𑐊 | ए | e | 𑒜 | 𑐝 | ढ | ḍh |
| 𑒌 | 𑐋 | ऐ | ai | 𑒝 | 𑐞 | ण | ṇ |
| 𑒍 | 𑐌 | ओ | o | 𑒞 | 𑐟 | त | t |
| 𑒎 | 𑐍 | औ | au | 𑒟 | 𑐠 | थ | th |
| 𑒁𑓀 | 𑐀𑑄 | अं | ṁ | 𑒠 | 𑐡 | द | d |
| 𑒁𑓁 | 𑐀𑑅 | अः | ḥ | 𑒡 | 𑐢 | ध | dh |
| 𑒏 | 𑐎 | क | k | 𑒢 | 𑐣 | न | n |
| 𑒐 | 𑐏 | ख | kh | 𑒣 | 𑐥 | प | p |
| 𑒑 | 𑐐 | ग | g | 𑒤 | 𑐦 | फ | ph |
| 𑒒 | 𑐑 | घ | gh | 𑒥 | 𑐧 | ब | b |
| 𑒓 | 𑐒 | ङ | ṅ | 𑒦 | 𑐨 | भ | bh |
| 𑒔 | 𑐔 | च | ch | 𑒧 | 𑐩 | म | m |

| (1) | (2) | (3) | (4) | (1) | (2) | (3) | (4) |
|---|---|---|---|---|---|---|---|
| য় | 𑒨 | य | y | কৃ | 𑒏𑒵 | कृ | kri |
| ৰ | 𑒩 | र | r | ক্য | 𑒏𑓂𑒨 | क्य | ky |
| ল | 𑒪 | ल | l | ক্র | 𑒏𑓂𑒩 | क्र | kr |
| র | 𑒫 | व | v | ক্ব | 𑒏𑓂𑒫 | क्व | kv |
| শ | 𑒬 | श | sh | দ্ধ | 𑒠𑓂𑒡 | द्ध | ddh |
| ষ | 𑒭 | ष | ṣ | ত্ত | 𑒞𑓂𑒞 | त्त | tt |
| স | 𑒮 | स | s | শ্র | 𑒬𑓂𑒩 | श्र | shr |
| হ | 𑒯 | ह | h | ষ্ঠ | 𑒭𑓂𑒚 | ष्ठ | sṭh |
| ক | 𑒏 | क | ka | নু | 𑒢𑒳 | नु | nu |
| কা | 𑒏𑒰 | का | kā | ন্ব | 𑒢𑓂𑒫 | न्व | nv |
| কি | 𑒏𑒱 | कि | ki | হ্ম | 𑒯𑓂𑒧 | ह्म | hm |
| কী | 𑒏𑒲 | की | kī | ১ | 𑓑 | १ | 1 |
| কু | 𑒏𑒳 | कु | ku | ২ | 𑓒 | २ | 2 |
| কূ | 𑒏𑒴 | कू | kū | ৩ | 𑓓 | ३ | 3 |
| কে | 𑒏𑒹 | के | ke | ৪ | 𑓔 | ४ | 4 |
| কৈ | 𑒏𑒻 | कै | kai | ৫ | 𑓕 | ५ | 5 |
| কো | 𑒏𑒼 | को | ko | ৬ | 𑓖 | ६ | 6 |
| কৌ | 𑒏𑒾 | कौ | kau | ৭ | 𑓗 | ७ | 7 |
| ক্ষ | 𑒏𑓂𑒭 | क्ष | kṣ | ৮ | 𑓘 | ८ | 8 |
| ত্র | 𑒞𑓂𑒩 | त्र | tr | ৯ | 𑓙 | ९ | 9 |
| জ্ঞ | 𑒖𑓂𑒘 | ज्ञ | gẏ | ১০ | 𑓑𑓐 | १० | 10 |

**अ** **a** वर्णमालाक पहिल अक्षर। first letter of alphabet. ~ **आ करब** *vt* सिखनाइ आरम्भ करब। start learning.

**अ°** **a°** *pre* अभाव, वैपरीत्य, अनौचित्य आदिक द्योतक। Denotes absence, contrast, impropriety etc. *Ex अबोध "ignorance", अधर्म "injustice", अकाज "misdeed"*

**अइ+/अईं[1]+** **ai+/ aĩ+** *See ऐ+/ऐं+।*

**अइ[2]** **ai** *See अछि, अहि, एहि।*

**अए** **ae** [आर्ये] *voc* आदरणीय महिलाक सम्बोधन। Term of address for respectable ladies.

**अएँ** **aẽ** *int* 1. की कहल? what? beg your pardon. 2. आश्चर्य! surprising!

**अएना** **aenā** [P आईना] *n* दर्पण, आरसि। looking glass, mirror.

**अओ[1]** **ao** [आर्य] *voc* आदरणीय पुरुषक सम्बोधन। Term of address for respectable men. *Cf अए।* Also **अओजी**।

**अओ[2]** **ao** *obs See आओर। Ex अओ कि कहब मधुर बानी "What to say more of her sweet tongue!"*

**अओक,°का** **aoka,°kā** *obs adj* आन। other. *Ex एके अबला अओके सहजहि भीति "On the one hand she is a woman, on the other, she is timid by nature."*

**अओकाति** **aokāti/ okāti** [A औकात] *n* सामर्थ्य, आर्थिक क्षमता। status; means, capacity. Also **ओकाति**।

**अओघट** **aoghaṭ** *See अघट।*

**अओछा** **aochhā** *obs See ओछ।*

**अओजार** **aojār** [A औजार] *n* उपकरण, लोखड़, हथिआर। tool, implement. Also **ओजार**।

**अओड़** **aoṛh** [अवगूढ़] *adj* परोछ, अदृश्य। out of sight, veiled. Also **अ'ड़**। *n* अवरोध। obstruction.

**अओंध** **aõdh** [अवमूर्द्ध] *adj* औन्हल, उनटाओल, अधोमुख। upside down. **अओंधब** *See औन्हब।*

**अओर** **aor** *See आओर।*

**अओरा** **aorā** [आमलक] *n* धात्री, हिन्दी *आमला*, आँवला। amla; *Emblic Myrobalan.*

**अंश** **aṅsh** *n* 1. भाग, टुकड़ा, खण्ड। part, portion. 2. शेयर, हिस्सा। title in part. 3. एकक, मात्रा। degree, extent. 4. दिव्य तत्त्व। a fraction of divinity.

**अंशु** **aṅshu** *cls n* किरण। rays.

**अंशुक** **aṅshuk** *cls n* 1. पातर वस्त्र। fine cloth. 2. साड़ी, घघरा। sari, skirt.

**अः/अँः** **aḥ/ ãḥ** *int* अस्वीकृति, विमति आदिक व्यञ्जक। Denotes rejection, disgust etc. Also **अह/अह्**।

**अकओन** [अर्कवन] *See आक।*

**अकचक करब, अकचकाएब** **akchak karab, akchakaeb** *vi* आश्चर्यसँ एम्हर-ओम्हर ताकब, चकित होएब। be puzzled/startled, be taken aback.

**अकचकाह** **akchakāh** *adj* bemused, of puzzling nature. **अकचकी** *n.*

**अकच-दकच** **akach-dakach** *See अकट-मकट।*

**अकची-बकची** **akchī-bakchī** *n* चुगिलपनी, परनिन्दा। back-biting.

**अकच्छ** **akachchha** *adj* दिक, उद्विग्न। vexed, annoyed, disgusted. **अकछाएब** *vi* आजिज होएब। be fed up, have one's patience tried to the limit.

**अकट[1]** **akaṭ** [अकृत्त?] *adj* पचबामे कठिन (भोज्य वस्तु)। uncleaned; unwholesome, hard to digest (food). **-पकट** *rep.*

**अकट[2]** [अकर्त्य] *adj* अकाट्य, अखण्डनीय। irrefutable.

**अकट[3]** [अकथ्य] *adj* नहि कहबाजोग, अनटोटल, असम्बद्ध। absurd, nonsensical.

**अकटा/अँकटा** **akṭā/ ãkṭā** *n* एक कदन्न। a lentil of inferior quality; *Vicia sativa.* **-मिसिआ** *rep.*

**अकट्टी** **akāṭṭī** [अकट-[3]] *adj* अनटोटल बात कहि हँसओनिहार/कचकचओनिहार। jester, joker, poltroon, clown.

**अकठ** **akaṭh** [अपकाष्ठ] *n* निम्न कोटिक काठ। wood of inferior type; *opp* सुकाठ "timber" **-काठ** *See अकट-मकट।*

**अकठाइन** **akṭhāin** *See कठाइन।* **अकठाएल** *adj* अनसोहाँत। detestable.

**अभङ्ग abhaṅga** *adj* अखण्डित। intact, unbroken.

**अभच्छ abhachchha** *See* *अभक्ष्य।*

**अभठ abhaṭh** *See* *अवहट्ठ।*

**अभड़ब abhṛab** *vi* भिड़ब, आकस्मिक स्पर्शसँ बुझाएब; आकस्मिक भेंट होएब। encounter, meet accidentally, turn up, be seen around casually, strike.

**अभद्र abhadra** *adj* 1. अशिष्ट, अशोभनीय। indecent, unmannerly, ugly. 2. अशुभ। inauspicious.

**अभनी-गभनी abhnī-gabhnī** *n* मनमे सञ्चित रागक अभिव्यक्ति, उलहन-उपराग। tale of grievances.

**अभय abhae** *adj* निर्भय। fearless. *n* संकटसँ मुक्ति, सङ्कटमे नहि पड़बाक आश्वस्ति। security, assurance of safety, safeguard from danger. **-दान** *n* दण्ड नहि देबाक वचन। impunity.

**अभरन abhran** [आभरण] *n* गहना। ornament.

**अभाग/°ग्य abhāg/°gya** *n* दुर्भाग्य। misfortune. **अभागल** *adj* भाग्यहीन। unfortunate.

**अभाबिरित abhabirit** *adv* अभावित, अचिन्तित रूपेँ, अकस्मात्। unexpectedly.

**अभार abhār** *n* 1. कलङ्क, अजस। ill fame. 2. [आभार] कृतज्ञता। obligation.

**अभाव abhāb** *n* 1. कमी, खगता। lack, want. 2. दुर्लभता। scarcity. 3. अनस्तित्व, असत्ता, अनुपलब्धि। absence, non-existence.

**अभास abhās** *n* आभास, लक्षण। indication.

**अभि° abhi°** *pre* साम्मुख्य, व्याप्ति, अग्रगति आदिक द्योतक उपसर्ग। Denotes confrontation, encompassing, forward motion, etc.

**अभिघात abhighat** *n* चोट, धक्का, आघात। stroke, blow; injury, damage. *अभिहत adj* .

**अभिचङ्क abhichaṅk** *See* *अविचङ्क।*

**अभिजन abhijan** *cls n* मूल, जन्मभूमि, वंश। origin, descent, native country.

**अभिजात abhijāt** *adj* उच्च कुलमे उत्पन्न। high-born, elite, noble.

**अभिजित् abhijit** *n* ज्यौतिषमे उत्तराषाढ़ ओ श्रवणा नक्षत्रक किछु भाग। a portion of उत्तराषाढ़ and श्रवणा।

**अभिज्ञ abhigyā** *adj* नीक जकाँ जननिहार। well-informed, conversant. **अभिज्ञान** *n* परिचय। identity, recognition.

**अभिधा abhidhā** *n* शब्दक ओ शक्ति जाहिसँ प्राथमिक (वाच्य) अर्थक बोध होइत अछि। the potentiality of words to express their direct (primary) literal meaning. **अभिधान** *n* 1. नाम। name, epithet. 2. शब्दकोश। dictionary.

**अभिनन्दन abhinandan** *n* ककरो सौभाग्यक अवसर पर प्रशंसापूर्वक प्रसन्नता व्यक्त करब। felicitation, ovation.

**अभिनय abhinae** *n* अनुकरण कए आनक चरित कलात्मक रूपमे देखाएब। acting in a play, dramatic representation of character. **अभिनीत** *adj* अभिनय द्वारा प्रदर्शित (नाटक आदि)। staged. **अभिनेता** *n* अभिनयकर्ता। actor. **अभिनेत्री** *f*.

**अभिनव abhinab** *adj* टटका, नूतन। fresh, recent, novel.

**अभिनी+ abhinī+** *See* under *अभिनय।*

**अभिन्न abhinna** *adj* 1. एक, तदेव। identical, the same; integral. 2. परम आत्मीय। close.

**अभिप्राय abhiprāe** *n* 1. आशय, तात्पर्य, हृदयगत भाव। intention. 2. अर्थ। meaning. 3. उद्देश्य। aim. 4. प्रयोजन। purpose. **अभिप्रेत** *adj* .

**अभिभावक abhibhābak** *n* संरक्षक, नियन्ता, माता-पिता। guardian.

**अभिभाषण abhibhākhaṇ** *n* विशिष्ट श्रोतावर्गक प्रति विशिष्ट व्यक्ति द्वारा कएल गेल उद्बोधक भाषण। address.

**अभिभूत abhibhūt** *adj* आनक चमत्कारी प्रभावसँ आक्रान्त, विह्वल, प्रभावित। overpowered, overwhelmed, seized.

**अभिमत abhimat** *n* स्वविवेकजन्य वैयक्तिक विचार/धारणा, राए। considered opinion; contention. *adj* स्वीकृतिप्राप्त। conceded.

**अभिमन्त्रित abhimantrit** *adj* मन्त्राओल, मन्त्र पढ़ि पवित्र/प्रभावी कएल (जल आदि)। consecrated, made sacred by uttering मन्त्र।

**अभिमान abhimān** *n* अहङ्कार, घमण्ड। arrogance, vanity. **अभिमानी** *adj* घमण्डी। proud; conceited; puffed up. *See* Also *मान।*

अति भोजनसँ कष्टक अनुभव होएब। feel uneasiness due to overeating.

**अकस्मात्** **akasmāt** *adv* 1. एकाएक, सहसा। suddenly. 2. संयोगवश। per chance, accidentally. 3. कदाचित्। rarely.

**अकहुत्थ** **ak-hútth** *adj* बेसम्हार पैघ। awkwardly large.

**अकाए** **akāe** *adj* विशाल, पैघ। enormously tall/ large.

**अकाज** **akāj** [अकार्य] *n* 1. अनुचित काज। misdeed. *Ex* *कएल माधव हमे अकाज, हाथि मेराउलि सिंह समाज "Madhava, I committed a mistake by uniting the elephant with a lion."* 2. कार्यबाधा, क्षति। harm; loss of time/labour. **अकाजक** *adj* बेकार। useless.

**अकाट्य** **akāṭya** [अकर्त्य] *adj* अखण्डनीय। irrefutable.

**अकादारुन** **akādārun** [आकारदारुण] *adj* अतिविशाल आ भयानक। terrifyingly large, gigantic. (*der*).

**अकान** **akān** [अकर्ण] *adj* मतिसुन्न, सुनबामे असावधान स्वभावक। absent-minded, inattentive (*der*).

**अकानब** **akānab** [आकर्ण] *vt* कान पाथब। hear attentively.

**अकाबोन** **akābōn** [अकाए वन] *n* घन जङ्गल। dense forest, jungle.

**अकामिक** **akāmik** [आकस्मिक] *obs adv* अकस्मात्, सहसा। suddenly, by chance.

**अकार** **akār** *See आकार।*

**अकारथ** **akārath** [अकृतार्थ] *adj* व्यर्थ, निष्फल। vain, fruitless, futile.

**अकार्यक** **akārjak** *adj* 1. अकाजक, अनुपयोगी। useless, worthless. 2. अपटु। inefficient.

**अकाल** **akāl** *n* 1. दुष्काल। bad times. 2. दुर्भिक्ष। famine. 3. असमय। inappropriate time. **-मृत्यु** *n* अल्प बएसमे मरब। premature death.

**अकास** **akās** [आकाश] *n* आसमान। sky; heaven. **-कौंकोड़** *n* पुछलापर कौंकोड़ जकाँ उपर तकनिहार, मूर्ख। 'one who gazes at the sky like a crab', blockhead (*der*). **-दीप** *See आकाशदीप।*

**अकासी** **akāsi** *n* कौआकेँ भगएबालए गाछपर लटकाओल खढ़पुतरी। scarecrow hung on a tree. **~ देब** *vt* मूर्ख जकाँ आकाश दिस ताकब। look up vacantly like a fool. **~ वृत्ति** *n* अनिश्चित आयबाला जीविका। uncertain source of livelihood.

**अकिञ्चन** **akinchan** *adj* निःस्व, निर्धन। pauper, penniless.

**अकिल** **akil** [A अक्ल] *n* बुद्धि। intellect, wisdom.

**अकीका** **akīkā** *n* मुण्डनकर्म (मुसलमानमे)। first shaving of head (a Muslim ceremony).

**अकुना-मकुना** **akunā-makunā** [*rep* of मकुना] अदन्त हाथी। *n* elephant having no tusk. *opp* दन्तार।

**अँकुरब** **ākurab/ aūkrab** [अङ्कुर] *vi* गाजाएब। germinate, sprout. **अँकुरा** *n* 1. अङ्कुर। sprout. 2. आँकुस-लागल लोहाक छड़। iron rod fitted with a hook. 3. लोहारक खोरना। smith's poker. **अँकुराएब** *vi* अङ्कुरित होएब। grow sprouts. **अँकुरी** *n* खएबा लए भिजाओल दलिहन। peas soaked in water (for eating).

**अकुलाएब** **akulāeb** [आकुल] *vi* चिन्तित/व्याकुल होएब, घबराएब। be restless/anxious. **अकुलाहटि** *n.*

**अँकुसी** **ākusi/ aūksi** [अङ्कुशी] *n* छोट आँकुस वा ताहिसँ युक्त लग्गी। small hook or hooked stick used for plucking flowers/ fruits.

**अकूत** **akūt** *adj* अगणित। innumerable.

**अकूबा** **akūbā** *n* दंगा, झगड़ा-फसाद। disturbance.

**अकृपा** **a-kripā** *n* अप्रसन्नता। loss of favour, displeasure.

**अकेल** **akēl** *obs adj* एकसर। alone.

**अकोन** **akōn** [अर्कवन] *See आक।*

**अकोल** **akōl** [एकोल, एकओर?] *n* सिकस्त जगह, एकोर। narrow space, isolated corner.

**अक्का-चक्का** **akkā-chakkā** *adj* विस्मित, चकित। surprised, taken aback, struck dumb.

**अक्खज** **akkhaj** [अक्षय्य] *adj* कठजीब। living burdensome long life, one who lives even in utter distress.

**अक्खड़** **akkhaṛ** *adj* 1. मुहफट। outspoken, rough tongued, blunt, rash. 2. हठी। obstinate.

**अक्खा** ākkhā *n* बोरा, विशेषतः पशुक पीठपर लदबाक। gunny bag, *spl* one of pack animals.

**अक्ष** akṣa *n* 1. धुरी। axle. 2. कल्पित क्षैतिज, ऊर्ध्वाधर वा मध्यगामी रेखा (गणितादिमे)। axis. 3. जुआ, पासा। dice. 4. *See रुद्राक्ष।*

**अक्षत** akṣat *n* धार्मिक प्रयोजनार्थ पवित्र अरबा चाउर। raw rice meant for worship. *adj* अभङ्ग। intact, uninjured, unbroken.

**अक्षम** akṣam *adj* असमर्थ। unable, incapable, incompetent.

**अक्षय** akṣaya *adj* नहि सधनिहार; अविनाशी। inexhaustible, imperishable, everlasting.

**अक्षर** akṣar *adj* क्षयरहित। undecaying, eternal. *n* वर्ण, ध्वनिसूचक रेखाचित्र। letter, script. **अक्षरशः** *adv* पूरा-पूरा। literally.

**अक्षांश** akṣānsh *n* अक्षान्तर, भूमध्यरेखासँ दूरीक एकक (भूगोलमे)। latitude.

**अक्षि** akṣi *cls n* आँखि। eye.

**अक्षुण्ण** akṣuṇṇa *cls n* 1. बिनु धाङल। untrodden. 2. बिनु टूटल। unbroken, intact.

**अखज** akhaj [अक्षय्य] *n* पुरान शत्रुता। old prolonging enmity.

**अखड़ब** akhṛab *vt* खटकब, अनसोहाँत लागब। appear disagreeable/unsuitable.

**अखड़हा** akhṛahā *See अखाड़ा।*

**अखड़ा** akhṛā *See अखरा।*

**अखड़िअल** akhṛial *See अखढ़िआ।*

**अखढ़** akhaṛh *n* अपतृण। weed.

**अखढ़िआ** akhaṛhiā *adj* अखाढ़ामे खेलाएल, दुर्जेय, बलवान्। seasoned. *n* पहलवान। wrestler.

**अखण्ड** akhaṇḍa *adj* सम्पूर्ण। whole.

**अखत** akhat [अक्षत] *n* अनुद्घाटित गुप्त पत्र। ~**लेख** *n* ओसीअत, उइल। will.

**अखतिआर** akhtiār *See अकतिआर।*

**अखन,°नि,°नी** akhan, °ni, °nī *adv* एखन। now.

**अखन्नर** akhannar *adj* असन्तोषी। insatiable.

**अखबार** akhbār [A] *n* समाचारपत्र। newspaper.

**अखम्भर** akhambhar *See अक्खज।*

**अखर°** akhar° [अक्षर; *w* of *आखर*] *n* अक्षर। letter. **°कट्टू** *adj* अर्द्धसाक्षर, नबसिखुआ, अल्पज्ञ। semiliterate, novice. **°ताली** *n* 1. लिखित समाद। written message. 2. माही। autograph/signature on records.

**अखर-बखर** akhar-bakhar *See अकट-मकट।*

**अखरा** akhrā *adj* अपरिष्कृत, अपरिमार्जित, बिनु चिकनाओल। rough, unpolished. *Ex* ~*पथिआ "unplastered basket"*. ~*खाट "bedstead without any cover"*.

**अखरी** akhrī *adj* उच्छिष्ट। left-over (food). **-पिपरी** *n* कीड़ा-मकोड़ा। ants and insects.

**अखरोट** akhrōṭ *n* अकरोट। walnut.

**अखरौटी** akhauṭī [अक्षरवर्तिका] *n* लेखशैली, वर्तनी। spelling, orthography.

**अखलबाहि** akhalbāhi *n* कुस्ती लड़बाक व्यसन। lust for wrestling.

**अखलास** akhlās *n* कृत्रिम उल्लास। feigned pleasure.

**अखाड़ा** akhāṛā *See अखाढ़ा।*

**अखाढ़** akhāṛh [आषाढ़] *n* चारिम मास। fourth month; *See* T. III.

**अखाढ़ा** akhāṛhā [अक्षवाटक] *n* 1. अड्डा, विशेषतः जुआ आदि खेलक वा कुस्तीक। gathering place, arena, *spl* for gambling, wrestling, gossip etc. 2. मठ, महन्थाना। monastery. 3. सम्प्रदाय, गोष्ठी। sect.

**अखाद्य** akhādya *adj* 1. जकर भक्षण निषिद्ध अछि। forbidden (food). 2. नहि खएबाक योग्य। unedible.

**अखा-मखा** akha-makhā *See खामखा।*

**अखारब** akhārab [आक्षाल] *vt* पानिमे धोखारि स्वच्छ करब। rinse, cleanse.

**अँखि°** ākhi° [अक्षि; *w* of आँखि] *n* eye. **°उड्डी** *n* आँखि उठबाक रोग। eye-sore, opthalmia. **°गर** *adj* तत्त्वग्राही दृष्टिवाला। of good insight. **°फोड़ा** *n* एक कीड़ा। grass hopper. **°मुनन्नी, °मुन्नी** *n* आँखि मुनबाक खेल। hide-and-seek.

**अँखिआएब** ākhiāeb *nvi* नजरि लगाएब। cast evil eyes.

**अखिआस** **akhiās** *n* [A कयास] स्मरण, स्मृति। recollection. अखिआसब *nvt* मन पारब। try to recollect.

**अखिल** **akhil** *cls adj* समस्त। entire, all.

**अखीन** **akhīn** [अक्षीण] *adj* अछिञ्जल, पूजाक हेतु राखल (जल)। (water) for sacred purpose.

**अँखुआ** **ãkhuā** [अक्षकूपक] *n* 1. बीज वा गाछमे कनोजरि चलबाक स्थल। sprouting/shooting point in seed/plant resembling eye. 2. काठमे गीरहबाला स्थान। (in wood) knotty point.

**अखोर** **akhōr** *n* कुकर्मी, बदनाम। of ill repute.

**अखौत** **akhaut** [अक्षपत्र] *n* ढेकी/ढेकुलक धूरी। axle of the pedal for husking grain.

**अखौरी** **akhaurī** [अक्षपटलिक] *n* 'लेखापाल', एक उपनाम। 'accountant', a surname.

**अगओं** **agaõ** [अग्र अन्न] *n* दानक हेतु उपजासँ फुटाएकेँ राखल अन्न। priest's share in produce kept aside before storing.

**अगङ्ग** **agaṅg** *adj* जे कहिओ गङ्गा नहि नहाएल अछि। one who has never bathed in Ganga.

**अगउङ्गि** **agaũṅgi** *n* अगिला माङि। front seat of a boat.

**अगड़धत्त** **agaṛdhatta** [अग्रधृष्ट] *adj* अग्रवादी, मुहफट। outspoken, impudent.

**अगड़म-बगड़म** **agaṛam-bagaṛam** *n* अकार्यक वस्तु-जात। scraps, odds and ends.

**अगड़ाही** **agaṛāhī** [अग्निदाहिका?] *n* पसरैत आगिक उत्पात। spreading fire.

**अगणित** **agaṇit** *cls adj* असंख्य। countless, numerous. **अगण्य** *adj* 1. असंख्य। countless. 2. तुच्छ, नगण्य। insignificant.

**अगत्** **agat** [अग्रतः] *int* हाथीकेँ आगाँ हँकबाक मौखिक ध्वनिसंकेत। verbal signal for moving elephant forward.

**अगता** **agtā** *adj* सामान्य समयसँ पूर्व उपजनिहार (फसिल)। (crop) of early variety.

**अगत्ती** **agattī** *adj* उत्पाती। naughty.

**अगत्या** **agatyā** *adv* आन उपाय नहि रहने। helplessly, having no other recourse.

**अगदाएँ** **agdāẽ** *n* दाउनिमे अन्तिम बड़द। the last bullock tied to the stake in treading out the grain.

**अगदिग** **agdig** *n* अग्रदिशा। front direction/path. *Ex अगदिग नहि सूझैछैक "is at a loss as to the way out".*

**अगधब** **agdhab** [आगृध-] *vt* गर्व देखाएब, गर्वसँ अनुरोध अस्वीकार करब। be vain, respond coldly to any request/persuasion, turn down out of surfeit. Also **अगधाएब**।

**अगबा** **agbā** [A अगवा] *adj* अमिश्रित। unmixed, sorted out (foodgrains etc.).

**अगबास** **agbās** [अग्रवास] *n* वासगृहक आगाँक परती। frontage of dwelling house.

**अगबीत** **agbīt** *n* अपन अरजल धन। self-earned property.

**अगम** **agam** *adj* दुर्गम, अथाह, दुर्बोध। inaccessible, incomprehensible, difficult to reach. **-जानी** *See अगरजानी।*

**अगमत** **agmat** *adj* अजब। surprising, wonderful.

**अगम्य** **agamya** *adj See अगम।* **अगम्या** *f* यौन सम्बन्ध लेल वर्जित (नारी)। (woman) forbidden for sexual contact.

**अगर[1]** **agar** [अगुरु] *n* धूपयोग्य काठबाला एक वृक्ष। an incense tree, eagle-wood; *Aquailaria Agalocha.*

**अगर[2]** **agar** [P] *con* जँ, यदि। if, in case.

**अगरजान** **agarjān** [अग्रज्ञान] *n* बिनु देखल (भावी/परोक्ष) घटना जनबाक अलौकिक शक्ति। miraculous power of knowing future events, presentiment. **अगरजानी** *n* उक्त शक्तिबाला व्यक्ति। one who possesses such power.

**अगरजीत** **agarjīt** *adj* ढीठ, प्रगल्भ। bold, impudent.

**अगरपाट** **agarpāṭ** *n* सहज प्रवाहसँ पटौनी। flow irrigation.

**अगरबत्ती** **agarbattī** *See धुपबत्ती।*

**अगरबाल** **agarbāl** *adj* आगरामे उत्पन्न/बनल। of Agra origin.

**अगराएब agrāeb** [अग्राय-] *vi* अधिक दुलार/आदरसँ अभद्र चेष्टा करब। show pampered behaviour, feign reluctance.

**अगरी agrī** *See ओलती।*

**अगरेस agrēs** [अग्रेश] *n* सरदार, दलपति। ring leader (*der*).

**अगरैनी agrainī** *See अगराएब।*

**अगरैल agrail** *See अगरबाल।*

**अगरौर agraur** [अग्रपूर] *n* अगाउ। wage paid in advance.

**अगलटैंट agaltēṭ** [अग्र] *adj* बिनु बुझनहि आगहिँ-आगहिँ टैं-टैं बजैत गेनिहार, अग्रवादी। one who goes on speaking ahead of others without knowing the fact.

**अगल-बगल agal-bagal** [*rep* of P बगल] *adv* आस-पास। all around, near about.

**अगस्त agasta** [E August] *n* अङरेजी आठम मास। the 8th month of the Gregarian calendar.

**अगस्ति agasti** *n* 1. एक फूलक गाछ। the tree *Agasta grandiflora*. 2. एक तारा। the star Canopus.

**अगहड़ी ag-haṛī** [अग्रखण्डित] *n* आगाँसँ काटल केराक पात। plantain leaf chopped from the top. *Cf भालड़ि।*

**अगहन ag-han** [अग्रहायण] *n* नवम मास। 9th Hindu month. *See* T. III. **अगहनी, °नुआ** *adj* अगहनमे भेनिहार (फसिल)। (crop) harvested in December.

**अगह-बिगह agah-bigah** *adj* विशाल। enormous.

**अगहरा ag-harā** [अग्रहार] *obs n* जागीर, बिरता। fief, estate granted for service.

**अगाउ agāu** [अग्र-] *n* अग्रिम। advance. Also **अगाउर।**

**अगाड़ agāṛ** [अग्र] *n* 1. अग्रभाग। upper extremity, fore part. 2. घोड़ाक गरदनिमे बन्हबाक डोरी। rope around the neck of horse. 3. कुसिआरक छीप। top piece of sugarcane. **अगाड़ी** *n See अगाड़* (1-3)। *adv* आगाँ। ahead.

**अगाध agādh** *adj* अथाह, बड़ गँहीर। fathomless, very deep, profound.

**अगार agār** [आगार] *obj n* घर, आकर। house, store; rich in. *Ex गुनक अगार "rich in virtues".*

**अगिआ agiā** [आगि-] *n* धाहसँ उत्पन्न एक घाओ। an eruption caused by heat exposure. **~ बान** *See अगिनबान।* **~ बेताल** *n* विक्रमादित्यक कथाक एक असाध्यसाधक वेताल; तत्सदृश साहसी पुरुष। dare devil like one in Vikramaditya legend.

**अगिआएब agiāeb** [आगि-] *nvi* बहुत काल जाँतल रहने तापोत्सर्जक (गरम) होएब। feel heat generated due to being pressed hard.

**अगिआसी agiāsī** *n* घूड़। fire-place, fire round which people warm themselves.

**अगिआह agiāh** [आगि-] *adj* 1. तापजनक, धाह फेकएबाला। apt to generate heat. 2. डाही, ईर्ष्यालु। jealous.

**अगिजरी agijarī** *See अगिलग्गी।*

**अगिन, °नि agin, °ni** [अग्नि] *n* 1. आगि। fire. 2. अग्निदेव। firegod. **-काज** *n* अग्नि-संस्कार। ceremony of burning dead body. **°बान** *n* 1. एक तान्त्रिक प्रयोग। a fire missile of Tantric cult. 2. एक घाओ। an ulcer. **°दगधा** *adj* एक गारि। scorched (abuse).

**अगिमुत्तू agimuttū** [अग्निमूत्रक] *adj* 'आगि मुतनिहार', झगड़लगाओन, उत्पाती। miscreant; inciter of violence, strife.

**अँगिरब āgirab** [अङ्गीकृ-] *obs vt* गछब, स्वीकार करब, मानब। admit, accept.

**अगिरानि agirānī** [VR अग्रयानिक] *n* अग्रगामी रक्षक-दल। pioneer, advance party for protection.

**अगिलकण्ठ agilkaṇṭha** [अग्निकण्ठ] *adj* कटुभाषी, अग्रवादी। rough-spoken.

**अगिलगाओन agilagāon** *adj* आगि (झगड़ा) लगओनिहार, उत्पाती। miscreant, mischief maker.

**अगिलग्गी agilaggī** *n* 1. आगि लगएबाक अपराध। arson. 2. आगि लगबाक उत्पात। accidental outbreak of fire.

**अगिलह agilah** *adj* उत्पाती, उकाठी। naughty, miscreant, mischievous. **अगिलहि** *f.*

**अगिला agilā** [आगिल, अग्र-] *adj* परवर्ती, बादबाला। next, following, ensuing. Also **अगिलुका।**

**अगिलेसू agilēsū** *See अगिलगाओन।*

**अगिहर agihar** [आगि-धर] *n* 1. बोरसि। firepot. 2. *obs* चिता। pyre.

**अगु॰ agu॰** [*w* of आगु < अग्र] *n* अग्र। front. *See* below.

**अगुअति aguati** [अग्रवर्ती] *n* घरक मुखभाग। front part/side of house. *opp पछुअति।*

**अगुआ aguā** *n* अग्रगामी, मुखिआ, प्रमुख। leading person, pioneer. 2. घटक, वैवाहिक वार्ताकार। marriage negotiator. 3. चूड़िक आगाँ पहिरबाक वलय। front bracelet.

**अगुआएब aguāeb** *n vi* 1. आगु बढ़ब। go ahead, advance, overtake. 2. अरिआतब। escort a guest.

**अगुआड़ aguāṛ** [अग्रवाट] *n* घरक आगाँक खाली जगह। front yard of a dwelling house. **अगुआड़ी** *adv* आगाँ दिस, आगाँ मुहेँ। towards front side.

**अगुआन aguān** [अग्रयान] *n* 1. आगाँ बढ़ि अरिआतिकेँ अननाइ। going ahead to receive a guest. 2. [अग्रज्ञान] *obj See अगरजान।*

**अगुताएब agutāeb** *vi/vt* हड़बड़ाएब, शीघ्रता करब; शीघ्रता करबालए प्रेरित करब। hurry up. **अगुताइ** *n*. **अगुताह** *adj* हड़बड़िआ। habitually hasty, poking others to make haste.

**अगुद agud** *n* छगुनता, ठकमूड़ी। shocking surprise.

**अगुबार agubār** *n* अग्रिम। advance. *See अगाउ।*

**अगुरबान agurbān** *See अबुरबान।*

**अगुलका agulkā** *adj* अगिला। next.

**अगुसरब agusarab** [अग्रसृ-] *obs vi* आगाँ बढ़ब। step on, go ahead.

**अगे agē** *voc* असम्मानजनक सम्बोधन (महिलाक हेतु)। term of address for non-honorific woman.

**अगेआन ageān** [अज्ञान] *obs adj* ज्ञानहीन, अबोध। ignorant.

**अगेली, अगैली agēlī, agailī** *See अगुआ।*

**अँगोछा ā̃gōchhā** *See अङपोछा।*

**अगोड़ agōṛ** *n* अगुबार, अग्रिम। advance.

**अगोत agōt** [अगोत्र] *adj* गोत्र-प्रवरादि नहि जननिहार अकुलीन। ignorant of one's line of descent, of low descent.

**अगोरब agōrab** *vt* रखबारि करब। watch, ward. **अगोर** *n* पहरा, रखबारि। warding. **अगोरबाह** *n* रखबार। watchman. **अगोरबहि** *n w/w*.

**अगोरिआ agoriā** *n* अगोरबाह। watchman.

**अगौधी मारब agaudhī mārab** [अग्रबुद्धि] *vt* प्रासङ्गिक गपकेँ टारि दोसर गप उठाएब। change the topic, divert to another issue.

**अग्गह-बिग्गह aggah-biggah** *adj* परम विशालकाय। enormously large.

**अग्नि agni** *n* 1. आगिक देवता। firegod. 2. आगि। fire. **-काण्ड** *n* अगिलग्गी। conflagration, outbreak of fire; arson. **-कोण** *n* पूर्व-दक्षिण कोण। south-east. **-मान्द्य** *n* पाचनशक्तिक दुर्बलता। loss of appetite. **-संस्कार** *n* शवदाह-कर्म। burning of dead body. **-स्थापन** *n* हवनक हेतु विधिवत् आगि पजारब। ceremony of lighting fire for fire-sacrifice. **॰होत्र** *n* दैनिक हवन। daily ritual of fire-sacrifice.

**अग्र agra** *n* उपरका/उँचका भाग, छीप, शिखर, नोक। extremity, top. *adj* 1. अगिला। earlier, initial. 2. उत्तरवर्ती, परवर्ती। latter. **॰ज** *adj* जेठ। senior, elder. *n* जेठ भाए। elder brother. **॰णी** *n* मुखिआ, नेता। leader, fore-runner. **॰सर** *adj* अगुआ। going ahead, leading a group. **॰सोची** *adj* दूरदर्शी। prudent. **अग्रिम** *adj* अगिला। next, following, ensuing, further; later. *n* अगाउ। advance.

**अघ agh** *cls n* पाप। sin.

**अघट aghaṭ** [अपघट्ट] *n* 1. पोखरि/नदीमे घाटसँ भिन्न तट। off-shore, bank of river/tank other than bathing/landing place. 2. कुत्सित मार्ग। *(fig)* out of way place; lonely place, secret place for natural ablution.

**अघाएब aghāeb** [अगृधाय-?] *vi* पूर्ण तृप्त होएब। surfeit, satiate. **अघान** *n*.

**अघोर aghōr** *n* एक तान्त्रिक पन्थ। a Tantric cult. **॰पन्थी** *n* अघोर मार्गक साधक। follower of the aghor cult. **अघोरी** *n* 1. गन्दा रहनिहार लोक। nasty, abhorent. 2. *See अघोरपन्थी।*

**अङ॰ aṅ॰** [*w* of आङ < अङ्ग] *n* देह। body. *See* below.

